जीवनक विषमता, भ्रस्टाचार, महगाइ, अपहरण, लूटि-पाट, राजनीति सभ विषयपर अपन  कलम चलबैत एक एक भावकेँ उजागर करैमे सफल छथि।

2

**"गजल गंगा" केर समीक्षा**

सभसँ पहिने अनिल जीकेँ ई गजल संग्रह लिखबाक लेल बहुत बहुत बधाइ आ शुभकामना। मैथिली गजलक आकाश गंगामे एकटा आओर नव गजल संग्रह "गजल गंगा"क आगमन मैथिली गजलक दशा आ दिशा लेल बहुत शुभ संकेत अछि। एक बेर फेरसँ अनिलजी सहित आन सभ गजल प्रेमी मैथिलकेँ बधाइ। हमर अपने गजल ज्ञान बेसी नहि अछि तथापि एहि संग्रहक मादे हम किछु नीक बेजए कहैक चेष्टा कए रहल छी। आशा करैत छी जे 'अनिल'जी हमर धृष्टताकेँ क्षमा करता।

कुल ८१ टा गजल अपना भितर समेटने ई संग्रह बहुते नीक-नीक गजलक सुन्दर गजल गंगा बनल अछि। आब एहि गंगामे असनान कतएसँ शुरू करी अर्थात हम अप्पन गप्पक शुरूआत कतएसँ आरम्भ करी। तँ हम शुरूआत करैत छी;

गजलक व्याकरण पक्षसँ :- आ गजलक व्याकरणक अ आ अछि मतला, काफिया, रदीफ, बहर आ मकता।

सभसँ पहिने मतला, मतला अर्थात गजलक पहिल शेर जे कि काफिया आ रदीफक निर्धारण करैत अछि। एहि संग्रहक सभ गजलमे अनिलजी मतलाक पालन बहुते सुन्दरसँ केने छथि। आब,

काफिया आ रदीफ : संग्रहक शुरूआतेमे अनिलजी संग्रहकेँ बहरक भिन्नताकेँ आधारपर दू भागमे  बँटैत ई लिखने छथि जे काफिया आ रदीफक पालन भेल अछि। आ ठीके रदीफक पालन एहि संग्रहक सभ गजलमे बड़ नीकसँ भेल अछि। सगरो संग्रहकेँ पढ़ला बाद बुझलौं जे बहुतो गजलमे काफियाक पालन सेहो नीकसँ भेल अछि। ओतए ३७% गजलक काफियाकेँ ठीक करैक  गुँजाइश अछि। चुकी ई संग्रह एखन अप्रकाशित अछि तेँ जँ सम्भव होइ तँ अनिलजी किछु संशोधित

कएला बाद एकरा आओर बेसी उत्कृष्ट बना सकैत छथि ।
जेना कि संग्रहक प्रथमे गजलक मतला-
"पढ़बाक मोन होइए <लिखबाक> मोन होइए
किछु ने किछु सदिखन <सिखबाक> मोन होइए"
एहिठाम काफिया भेल " e खबाक" मुदा गजलक आन आन शेर सबहक काफिया अछि बिछबाक, झिकबाक, निपबाक, <चिखबाक>, छटबाक, छिनबाक । एहिठाम चिखबाक छोरि कए बाद बाँकी ????
एकबेर भाग पहिलकेँ गजल संख्या ५ केर मतला देखू-
"काँट फूस अछि <भरल> बाटपर जहाँ-तहाँ
नढ़िया कूकुर <मरल> बाटपर जहाँ-तहाँ"
आब एहि मतलाक रदीफ भेल "बाटपर जहाँ-तहाँ" जे की दुनू पाँतिमे का ॅमन अछि । आब काफिया भरल आ मरलसँ भेल "रल" । मुदा आन शेर सबहक काफिया अछि दखल, पड़ल, जड़ल, महल, उड़ल, गड़ल । एहिमे पड़ल, जड़ल, उड़ल, गड़ल तँ ठीक मुदा दखल आ महल ?????
आगू बढ़ैत गजल १४ केर मतला-
"बहरक झंझटिसँ हमरा आजाद करु
हम गजल छी हमरा नै बरबाद करु"
एहि मतलाक काफिया भेल आकार बाद द (ाद) मुदा एहि गजलक आगूक शेर सबहक काफिया लेल गेल अछि याद, फरियाद, अनुवाद, लाज, काज, बात । याद, फरियाद, अनुवाद ठीक तँ लाज, काज, बात ???
एक बेर गजल १६ केर मतला देखल जेए -
"कानहापर गंगाजल ल' क' <बढ़लौं>कोना-कोना
मोन पड़ैए ऐ पहाड़पर <चढ़लौं>कोना-कोना"
एहिठाम काफिया भेल बढ़लौं, चढ़लौंसँ "ढ़लौं" मुदा एहि गजलक आन-आन शेर सबहक काफिया अछि; खसलौं, बचलौं, कटलौं, रखलौं आब ई सबटा कतेक ठीक ????
कनेक आओर आगू बढ़ैत गजल २७ केर मतला-
"जुनि पूछू की <करै>छी हम

नित्य स्वयंसँ <लड़ै> छी हम"
एहि मतलाक काफिया भेल "0रै" वा "0ड़ै" । आब एहि गजलक आगूक शेर सबहक काफिया जे लेल गेल अछि- डरै, बुझै, जगै, कनै, बजै, नचै, जनै, तकै । एहिमे "ड़रै"कैं छोरि बाद बाँकी सबटाकैं की ठीक कहल जेए ??????
गजल संख्या २९ केर मतला-
"एतेक बाझल किएक रहै छी <अपनामे> अहाँ
अबै छी बड़ी बड़ी राति क' <सपनामे> अहाँ"
एहिठाम काफिया भेल अकार संग "पनामे" । मुदा शाइर एहि गजलक आगाँक शेर सभमे काफिया लेने छथि; पटनामे, सतनामे, घटनामे, अयनामे, बधनामे, गहनामे । मतलाक हिसाबे आन आन शेरक काफिया मेल नहि क' रहल अछि ।
कनिक आगू जा कए गजल संख्या ४० केर मतला-
"चिन्ता तनकैं <दागि> रहल अछि की करियौ
मोन कतौ नै <लागि>रहल अछि की करियौ"
एहि मतलासँ जँ काफियाक निर्धारण हुए तँ काफिया भेल, "0ागि" । मुदा शाइर एहि गजलक आन-आन शेरक काफिया देने छथि; भागि, ताकि, मांगि, कानि, आबि, काटि, कहब बेजए नहि जे " भागि"कैं छोरि आन कोनो मतलासँ मेल खाइत नहि अछि ।
एहि तरहे कम बेसी एहि संग्रहक भाग १ केर गजल संख्या ६,९,१३,३०,३३,३५,३७,५१,५३,५४,५५ केर काफिया ठीक नहि अछि ।
आब एहि भागक अन्तिम गजल, गजल ६१ केर मतला एक बेर देखल जेए-
" नदी छोड़ि क' <नहरमे>एलौं
गाम छोड़ि क' <शहरमे>एलौं"
आब एहि मतलासँ काफियाक निर्धारण हुए तँ काफिया भेल "हरमे" मुदा शाइर एहि गजलक आगूक शेर सबहक काफिया लेने छथि- कहलमे, जहलमे, महलमे, जूड़शितलमे, सहलमे, गजलमे । मतला आ आन-आन शेरक बिचमे काफियाक कोनो मिलान नहि ।

आब आबी संग्रहक भाग दूमे । पहिल भाग जकाँ एहि भागमे सेहो शाइर मतला आ रदीफक पालन नीकसँ केने छथि । आब देखी काफिया तँ सबसँ पहिले भाग दू केर गजल संख्या ४ केर मतला-

"खेल सभटा <उसरि> जाइए
लोक सभटा <बिसरि> जाइए"

आब एहि मतलासँ काफिया भेल "सरि", मुदा आगाँक शेर सबहक काफिया अछि झखडि, ससरि, पिछरि, बिगरि, कुतरि, नचरि । मतलासँ मेल खाति एकौटा शेरक काफिया नहि ।

भाग २, गजल ६ केर मतला-

"जीवनकेँ <आशा> बदलल
प्रेमक <परिभाषा> बदलल"

एहिठाम काफिया भेल आकार बादक शा, षा अथवा सा । आशा, परिभाषा, बारहमासा, भाषा, अभिलाषा, तक तँ ठीक मुदा अन्तिम दूटा शेरक काफिया मौसा आ पाछाँ ।

आब एकबेर देखी भाग २, गजल १७ केर मतला-

"सभ जिवइत अछि सुबिधामे
हम रहइत छी दुबिधामे"

एहिठाम काफिया भेल उकारकेँ बाद "बिधामे" । सुबिधामे, दुबिधामे केँ बाद आगाँक शेरक काफिया अछि, कवितामे, अनकामे, अपनामे, पटनामे, बसुधामे । एहिमे सँ एक्कोटा काफिया मतलासँ ठीक मेल नहि कए रहल अछि ।

किछु एहने-सन भाग २ केँ गजल ९,१२,१८ आ २० केर काफिया सेहो ठीक नहि अछि । एहि संग्रहक अन्तिम गजलक मतला एकबेर देख लेल जेए-

"नीक बात किछु <कहू> अहाँ
गीत गजलमे <रहू> अहाँ"

कहू/रहूमे समान भेल "हू" । मुदा शाइर आन आन शेरक काफिया लेने छथि; चलू, धरू, करू, बड़ू । खाली ू ू ू ू तँ बिना "ह"केँ ू ू ू ू के की कहल जेए ???

कतेक रास गजल एहनो अछि जाहिठाम काफिया तँ ठीक बनिरहल

अछि मुदा काफियामे एक्के आखरक प्रयोग एकसँ बेसी बेर कएल गेल अछि । जेना भाग एकक गजल ९,२०,३६,४२ आ भाग दू केर गजल १० मे ।

मतला, रदीफ, काफियाक बाद गजल व्याकरणक एकटा मुख अंग अछि मकता । मकता, अर्थात गजलक अन्तिम शेर जाहिमे शाइर अपन नाम वा उप नामक प्रयोग केने होथि । एहि संग्रहक कोनो गजलमे मकताक प्रयोग नहि कएल गेल अछि ।

आब आबी गजल व्याकरणक एकटा पैधि कलापक्ष बहरपर । तँ जेना स्वयं शाइर स्वीकार केने छथि जे भाग १ केर ६१ टा गजलमे ओ सरल वार्णिक बहरक प्रयोग केने छथि । आ जेकर निर्वाह ओ बहुते नीकसँ केने छथि । आब भाग दू जाहिमे कुल २० टा गजल अछि, कोनो निर्धारित अरबी बहरक प्रयोग तँ नहि कएल गेल अछि, हाँ एहि गप्पक धियान जरूर राखल गेल अछि जे सब पाँतिमे समान मात्रा क्रम रहेए । अर्थात समान मात्रा क्रमक प्रयोग करैक सफल प्रयास केएने छथि । किछुठाम छोरि दी तँ । सबसँ पहिने तँ चन्द्रविन्दूकेँ जगह विन्दूक (अन्सुआर) प्रयोग कएल गेल अछि । ई शाइद टाइपिंग ग़लती हुए मुदा एहि कारणे बहुतो जगह मात्रा क्रम बिगैड़ गेल अछि । दोसर जतअ जतअ संयुक्ताक्षरक प्रयोग कएल गेल अछि ओतअ ओतअ मात्रा क्रम केर गलती भ गेल अछि ।

जेना गजल संख्या ५ केर अन्तिम शेरक प्रथम पाँति-

"मोन केर प्रश्न अछि कते"

२१ २१ २१ - २ १२ (शाइर द्वारा मानल)

२१ २२ २१ - २ १२ (वास्तविक)

एकटा आओर उदाहरण गजल ११ केर तेसर शेर देखल जेए-

"देश हमर अछि प्राण भाइजी"

२१ १२ - २ २१- २१२ ( शाइर द्वारा मानल)

२१ १२- १ २ २१ - २१२ (वास्तविक)

एहने तरहक दोख गजल १२ केँ दोसर शेरमे आ १८ म' गजलकेँ दोसर शेरमे अछि ।

भाषा आ भाव पक्ष ; भाषापर जबरदश्त पकड़ लेने सम्पूर्ण संग्रहमे

भाषाक एकरूपताक दर्शन होइत अछि । संग-संग नव रचनाकार सभ लेल सिखबाक लेल नीक प्लेटफार्म थिक अनिलजीक ई गजल संग्रह । अनिलजी बिना कोनो बेसाहल शव्दक प्रयोग केने एतेक सरल व्यबहारिक मैथिलीक शव्द सबकेँ गूंठि कए एकता नव शुरूआत केने छथि । समान्यसँ समान्य लोक, एक-एकटा गजलक एक-एकटा शेरक आनन्द ओहि छन अर्थात पढ़ैत वा सुनैत मातर ल' सकैत अछि ।
भाषा शिल्पक गप्प करी तँ एक-एकटा छोट-छोट शेरमे एतेक बेशी गप्प नुकेएल अछि जे सुनि आ सोचि कए मनक भितर ख़ुशिक लाबा फुटै लगै छैक । एकटा उदाहरण एहि संग्रहक पहिल गजलक एकटा शेर-
"दुइ ठोर थिक अथवा तिलकोर केर तडुआ
होइए तँ लाज लेकिन चिखबाक मोन होइए"
मिथिलाक भोजनक पाक-कलाक श्रेष्ठताक प्रतिक तिलकोरक तडुआ । जेकर स्वाद, कुड़कूड़ेनाइक जवाव नै, सुनिते मातर मुँहमे पानि एनाइ स्वभाविक । स्वादिष्ट, पातर, कड़कड़ तिलकोरक तुलना पातर ठोरसँ । जवरदश्त उपमय आ उपमानक प्रयोग । ओकर बादो, लाज होइतो चिखबाक मोन ।एहेन एहेन सरल व पारम्परिक शव्द चयन हिनक गजल कौशलमे चारि चान लगा रहल अछि ।
सम सामयिक मिथिला मैथिलीक समाजमे जतेक कोनो समस्या वा वाद विवाद अछि सभपर अपन कलम चलबैत सुन्दर-सुन्दर शेरक द्वारा अनिलजी लोकक आ समाजक धियान ओहि दिस दियाबैमे सफल भेल छथि । समाजक अव्यवस्थाकेँ देख संघर्ष आ छिनबाक गप्प एक्के संगे कोना, देखू एहि शेरमे-
"आजादीक लेल एखनहुँ संघर्ष अछि जरूरी
व्यर्थ गेल सभ मांगब छिनबाक मोन होइए"
संग्रहक नामे अनुरूपे एहि "गजल गंगा"मे अनिलजी सभ किछु समेटने एकरा सुन्दर रूप देबैमे सफल भेल छथि ।

## जगदीश चन्द्र ठाकुर ‘अनिल"

1

## प्रतिबद्ध साहित्यकारक अप्रतिबद्ध गजल

‘थोडे आगि थोडे पानि’2008 मे प्रकाशित प्रसिद्ध गीतकार भाइ सियाराम झा ‘सरस’क 80 टा गजल संकलन थीक।सरसजी गजलक पोथीक भूमिकामे कविता,कथा,निबन्ध आदि विधामे आबि रहल रचना सभक स्तरपर सवाल उठौलनि अछि। लेखक,कवि,नाटककार कें की की पढबाक चाही,से सलाह देल गेल अछि.लेखक लोकनिमे प्रतिबद्धताक अभाव पर आक्रोश व्यक्त कएल गेल अछि। अपन समाज,अपन भाषाक प्रति अपन लेखकीय प्रतिबद्धताक वर्णन सरसजी जाहि तरहें केलनि अछि से बेर-बेर पढबाक आ मोनहि मोन हुनक चरण स्पर्श करबाक लेल बाध्य क’ देत। मुदा जँ अहाँ ताकब जे गजलकारकें की की पढबाक अथवा कथीक अभ्यास करबाक चाही से एहिमे नहि भेटत। गजलकार स्वयं गजलक सम्बन्धमे की-की पढने छथि तकर उल्लेख नहि कएल गेल अछि। गजलक व्याकरणक कतहु चर्च नहि अछि.गजलकारकें मोन पडैत छनि दक्षिण अफ्रीकाक कवि मोलाइशक क्रान्तिगीत आ फिलीस्तीनी कविक कविता,कोनो शायरक कोनो महत्वपूर्ण शेरक उल्लेख नहि केलनि अछि। एहिसँ गजल लेखनक लेल आवश्यक प्रतिबद्धताक आभास नहि होइत अछि।

पोथीक 80 टा गजलमे 62 टा गजलमे रदीफ आ काफियाक प्रयोग कएल गेल अछि जाहिमे 5 टा गजलमे रदीफ अथवा काफिया अथवा दूनूक निर्वाह सभ शेरमे नहि भ’ सकल अछि।16 टा गजलमे काफिया अछि, रदीफ नहि। 2टामे रदीफ अछि,काफिया नहि। अहूमे एकटामे सभ शेरमे रदीफक निर्वाह नहि भ’ सकल अछि। कोनो गजल एहन नहि अछि जकर सभ शेरमे वर्ण अथवा मात्राक एकरूपता हो।तें बहरमे त्रुटि साफ दृष्टिगोचर होइत अछि। एहि दिस गजलकारक ध्यान किएक नहि गेलनि से नहि जानि। सरसजीसँ लोककें बहुत अपेक्षा रहैत छैक, मुदा एहि सम्बन्धमे हुनक कोनहु स्पष्टीकरण सेहो कतहु नहि अछि। आशा अछि गजलकारक अगिला गजल-संग्रहमे आवश्यक

औपचारिकताक निर्वाह होयत। ई पढि क’ नीक लगैत अछि जे ‘.....धीरू भाइ तं एते धरि कहने रहथि जे खैयाम कें मैथिलीमे सुनबाक हो तं सरस कें सूनल जा सकैछ...’ तें सरसजीसँ अपेक्षा आर बढि जाइत अछि। सरसजी कहैत छथि,‘एहि संकलनक गजल सभ तं सहजहिं अपन लोकवेदक,माटि-पानिक,भाशा-साहित्यक आ संस्कार-संस्कृतिक प्रतिबिम्ब तं थिके,संगहि अनेक ठाम अनेक तरहें तकरा नब सं परिभाषित आ व्याख्यायित सेहो करैछ । नब-नब संस्कारक स्थापना सेहो करैछ ।.......’ सरसजीक उक्तिकें तकैत विभिन्न गजलक एहि शेर सभ पर विचार करू-

जै पाइने पैनछूआ कैरतै ने लोक, छीः छीः छीः
सेहो पाइन घटर-घटर घटघटा रहल,ई मैथिल छौ

जौं-जौं अहंक खसैए पिपनी,धप-धप तेना खसै छी हम
रसे-रसे उठबी तं सरिपहुं, होइए देव-उठान हमर

थप्पा समधिन देल समधि केर अंगा मे
उजरो मोंछ पिजाएल,फागुनक दिन आयल

अइ समुद्रक किन्हेरमे बड चक्रवातक जोर रहलै
बालु पर तैयो अपन हम नाम तकने जा रहल छी

बिज्झो कराओल बैसले रहि गेल नोथारी
गलियाक’ कियो खाइत आ उगलि रहल छलै

हम मरब,बेटा लडत,बेटा मरत-पोता लडत
कटब-काटब,जे बुझी-सदभावना-दुर्भावना

हवा-पानिक बिना एमहर भेलैए दूभि सब पीयर
ओम्हर बोडामे कसि-कसि,स्विस खातामे ढुकाबै छै

व्याकरण पक्षकें जँ उपेक्षित क’ देल जाए तँ कएटा गजलमे किछु शेर

महत्वपूर्ण अछि जे पाठकक ध्यान आकृष्ट करैत अछि किछु शेर जे पढबामे नीक नहि लगैत अछि, भ’ सकैए जे हुनका स्वरमे सुनबामे नीक लागय. मैथिली गजलक भण्डारकें भरबामे सरसजीक योगदानकें महत्वपूर्ण मानैत हम गीतकार सरसजीक प्रशंसक, मैथिलीक सुधी पाठक आ नव-पुरान गजलकार सभसँ अनुरोध करबनि जे कम-सँ-कम तीन बेर अवश्य पढि जाथि सरसजीक ‘थोडे आगि थोडे पानि’। नीक लगतनि।

2

**अरविन्दजीक आजाद गजल**

मैथिलीयोमे गजल पर खूब काज भेल अछि आ एखनो भ’ रहल अछि। गजेन्द्र ठाकुर गजलक व्याकरण विस्तार सँ प्रस्तुत केलनि आ अपनो बहुत गजल लिखलनि. आशीष अनचिन्हार मैथिली गजल ले’ स्वतंत्र साइट बनाक’ व्याकरण कें स्थापित करबामे अपनो योगदान करैत अपनो बहुत गजल लिखलनि आ आओर बहुत गोटे सँ गजल लिखबौलनि आ से काज एखनो क’ रहल छथि हिनका दूनू गोटेक अतिरिक्त आर बहुत गोटे मैथिली गजलकें समृद्ध करबामे योगदान क’ रहल छथि।ई प्रसन्नताक बात थिक। हमरा जनैत गजलकारक मुख्य तीनटा वर्ग अछि। एक वर्ग ओ अछि जाहिमे रचनाकार पहिने गजलक व्याकरण पढलनि आ तकरा बाद ओही अनुसारे गजल लिख’ लगलाह. दोसर वर्गमे ओ गजलकार सभ छथि जे पहिने गजल लिख’ लगलाह , बादमे गजलक व्याकरण दिस घ्यान गेलनि आ ओहि अनुसारे लिखबाक प्रयास कर’ लगलाह. तेसर वर्गमे ओ लोकनि छथि जे गजल सूनि क’, पढि क’ लीख’ लगलाह आ लीखैत चल गेलाह, पाछां उनटि क’ नहि तकलनि.ओ मात्रा अथवा वर्ण गनि क’ शेर लिखबाक-कहबाक चक्करमे नहि पडि अपन बातकें केंन्द्रमे राखि धडाधड लिखैत चल गेलाह आ लिखैत जा रहल छथि।

‘बहुरूपिया प्रदेशमे’ मात्र 24 दिनमे लीखल गेल 66टा गजलक संग्रह थीक जाहिमे गजलकार अरविन्द ठाकुरजीक कथन पर ध्यान देल

जाए: 'हम जे कहय चाहैत छी से महत्वपूर्ण छैक,ताहि लेल व्याकरण टूटय कि विधा विशेषक मापदंड,तकर हमरा परवाहि नहि अछि। ओकरा भल चाही त'हमर सहायक हुअए,बाधा ठाढ नहि करए ।' गजलकारक एहि कथनकें ध्यानमे राखि जँ हिनक गजल पढब त नीक लागत। 66 टा गजलमे 10टा गजल एहेन अछि जाहिमे रदीफ अछि,काफिया नहि. 16 टा एहेन अछि जाहिमे काफिया अछि,रदीफ नहि. 40 टा गजलमे रदीफ आ काफिया दूनू अछि. किछुए गजल एहेन हएत जाहिमे बहरसँ सम्बन्धित दोष नहि हो.मुदा,बहुत रास शेर सभमे जे बात कहल गेल अछि से व्याकरणक त्रुटिकें झांपन देबामे बहुत समर्थ लगैत अछि.सभ गजलक अंतिम शेरमे गजलकारक नामक प्रयोगक प्राचीन परंपराक निर्वाह नीक जकाँ कएल गेल अछि जे बहुत गजलकार नहि क' पबैत छथि. गजलकारक समक्ष सामाजिक,राजनीतिक आ सांस्कृतिक चेतनाक अवमूल्यनक विषाल क्षेत्रक अनुभवक संपदा छनि जे जहां-तहां विभिन्न गजलक विभिन्न शेर सभमे प्रगट भेल छनि।एकर बानगीक रूपमे प्रस्तुत अछि निम्नलिखित किछु शेर:

दूध लेल नेना आ रोगी हाकरोस करत
नै जखन गाममे मालक बथान रहत

एहि समाजक रूढि भेल अछि घोडनक ओछाओन सन
प्रेममे भीजल बतहबा ताहिपर ओंघरा रहल अछि

गाममे डिबिया जरल अछि रातिसं लडबाक लेल
मेट्रोपॉलिटन टाउनमे अछि राति दुपहरिया बनल

पात बिछैबाक बेर लोकक करमान छल
यार सभ अलोपित भेल ऐंठ उठेबाक बेर

रातिक जे एकबाल बढल

दुर्लभ सगर इजोरिया भेल

संसद केर फोटोमे किछुओ नहि हेर-फेर
सांपनाथ, नागनाथ,इएह दुनू बेर-बेर

कार खोजै छै एम्हर फूटपाथ पर सूतल षिकार
यम अबै छथि एहि नगर विभिन्न वाहन पर सवार

संसदमे घुसिआयल जे
सात जनम लेल केलक जोगार
गजलकारक भयंकर आत्मविश्वास एहि षेर सभमे देखू:

धन्य 'अरबिन'तों एलह गजलक जगतमे
फेर केओ 'खुसरो'की तोहर बाद हेताह

नै पाठक के चिन्ता अरबिन
नीक गजल के पढबे करतै

एहने आर बहुत रास नीक-नीक शेर वला गजल पढबाक लेल देखू श्री अरविन्द ठाकुरक रचल आ 'नवारंभ' द्वारा 2011 मे प्रकाशित आ बहुत सुंदर कागतपर 'प्रोग्रेसिव प्रिंटर्स', नई दिल्ली द्वारा बहुत सुंदर मुद्रित गजल संग्रह 'बहुरूपिया प्रदेशमे'। अन्तमे हम गजलकारक उक्तिक उल्लेख कर' चाहब: '.......हाथक जेना सभ बान्ह टूटि गेल । एहन धारा-प्रवाह जे गजलक मिसरा,शेर,रदीफ,काफिया,बहर,गिरह सभकें सम्हारब कठिन....' भरिसक, इएह कारण थीक जे गजेन्द्र ठाकुरजी द्वारा हिनक गजल सभकें आजाद गजल कहल गेल अछि। हम एहि विचारसँ सहमत छी।

3

## मैथिली गजलक संसारमे ‘अनचिन्हार आखर’

मैथिली गजल आ शेरो-शाइरीक लेल ‘अनचिन्हार आखर’ बहुत महत्वपूर्ण नाम अछि |
2008 मे इन्टरनेट पर मैथिली गजल आ शेरो-शाइरीक स्वतंत्र अभियान ल’क’ ‘अनचिन्हार आखर’ नामक ब्लागक संग उपस्थित भेलाह युवा रचनाकार आशीष अनचिन्हार | पहिल बेर गजेन्द्र ठाकुर द्वारा तेरह खंडमे गजल शास्त्र प्रस्तुत कएल गेल आ एतहिसं शुरू भेल मैथिलीमे सरल वार्णिक बहर | स्वयं आशीष अनचिन्हार सेहो एहि ब्लॉगपर मैथिलीमे गजल लिखबाक लेल व्याकरण प्रस्तुत करैत कतेक गजल लिखलनि आ आनो रचनाकार सभसं संपर्क कए हुनका सभकें प्रेरित केलनि गजल लिखबाक लेल |बहुत रचनाकार एहि अभियानमे सम्मिलित भेलाह |
इन्टरनेट पत्रिका ‘विदेह’क एक अंकमे सरल वार्णिक बहरमे आशीष अनचिन्हारक बहुत रास गजल प्रकाशित भेल |आशीषजीक एहेन 78 टा गजल 32 टा कता आ किछु रुबाइक संग वर्ष 2011 मे एक पोथीमे आएल जकर नाम अछि ‘अनचिन्हार आखर’जे हमरा जनैत मैथिलीमे पहिल एहेन पोथी अछि जाहिमे सरल वार्णिक बहरमे 78 टा गजल अछि |
एहि पोथीकें दू बेर पढलाक बाद हमर जे मंतव्य अछि से निम्नलिखित शब्दमे व्यक्त कएल जा रहल अछि :
1) एहि पोथीक आरम्भमे गजलक इतिहास आ मैथिली गजलक व्याकरण प्रस्तुत भेल अछि |शेर, मतला, रदीफ़, काफिया, मकता आ बहरसं नीक जकां परिचय कराओल गेल अछि |
2) पोथीमे 78 टा गजलक अतिरिक्त 32 टा कता आ 2 टा रुबाइ अछि |
3) 76 टा गजलमे रदीफ़ आ काफिया दूनू अछि | 2 टामे काफिया मात्र अछि |
4) 2 टा गजलमे 6 टा शेर अछि | शेषमे पांच-पांचटा शेर अछि |

5) वर्णक संख्याक अनुसार गजलक संख्या एहि तरहें अछि :
8 वर्णक 1 टा गजल अछि
9 वर्णक 1 टा गजल अछि
10 वर्णक 2 टा गजल अछि
11 वर्णक 4 टा गजल अछि
12 वर्णक 8 टा गजल अछि
13 वर्णक 3 टा गजल अछि
14 वर्णक 11 टा गजल अछि
15 वर्णक 12 टा गजल अछि
16 वर्णक 13 टा गजल अछि
17 वर्णक 7 टा गजल अछि
18 वर्णक 6 टा गजल अछि
19 वर्णक 4 टा गजल अछि
20 वर्णक 6 टा गजल अछि
21 वर्णक 1 टा गजल अछि

(6 ) मतला : मतला सभमे रदीफ़/ काफियाक पालन नीक भेल अछि| अपवादमे निम्नलिखित गजल सभ अछि :
गजल क्रमांक--56 बुझाइत / मिझाइत
गजल क्रमांक--71 तबीयत / रैयत
गजल क्रमांक--77 ओन्नी / मुन्नी
(7 ) काफिया : मतलाक काफिया आ आन शेर सभक काफियामे मिलान अछि | अपवादमे निम्नलिखित गजल सभकें देखल जाए :

| गजल क्रमांक | मतलाक काफिया | आन शेर सबहक काफिया |
|---|---|---|
| 10 | दुराचार / भ्रष्टाचार | बेकार, सरकार,अन्हार, अनचिन्हार |
| 20 | भड़ुएक / पहरुएक | मालिएक, निशबदीएक |
| 29 | अदना/ पदना | विपदा,तगमा,भगवा,सुगवा |
| 35 | रोकब/ ठोकब | फ़ोड़ब,तोडब |
| 36 | बहन्ना / सन्ना | जुन्ना |
| 43 | राति / पांति | आँखि, माटि, हडाहि |

55 टूटैत / छूटैत लुटैत, कटैत,खसैत
65 जरैत / डरैत भरतैक, बजैत, रहैत
67 खसा/ बसा बना,सजा,नचा
71 तबीयत / रैयत किस्मत
73 मानू / जानू बेकाबू

(8) मकता : बत्तीस टा गजलमे मकताक प्रयोग भेल अछि, से नीक भेल अछि |
(9) भाषा आ भाव पक्ष : गजलकारक अनुसार गजलकें प्रेमी-प्रेमिका ( आत्मा-परमात्मा )क गप्प-सप्प सेहो मानल जाइत छैक आ गप्प-सप्प सदिखन गद्यमे होइत छैक, तें गजल लेल गद्यात्मक भाषा हेबाक चाही | से गद्यात्मक भाषाक नीक स्तरक आकर्षण सभ रचनामे अछि |
गजलकार कहैत छथि : “हम अपन गजलमे (किछु शब्दक ) अपूर्ण रूपकें प्रधानता देने छी | पूर्ण रूपक प्रयोग हम खाली वर्ण आ मात्रा मिलेबाक लेल करैत छी |अपूर्ण भाषा गजलक लेल बेसी नीक |”
‘नहि’ के स्थानपर ‘नै’, ‘जाहिठाम’क बदला ‘जै ठाम’, ‘कतेक’ के बदला ‘कते’, हेतैक के बदला ‘हेतै’क प्रयोग शेर सभमे नीक लगैत छैक |
गजलमे मुख्य तत्व प्रेम होइत अछि |प्रेम कोनो मनुक्ख, प्रकृति,माटि-पानि, संस्कृति, भाषा, देश-दुनियासं भ’ सकैत अछि |
प्रेमक अभिव्यक्ति कतेक रूपमे भेल अछि : नोंक-झोंक, उलहन, उपराग,आक्रोश,आवेश आदि तत्व जहां-तहां विभिन्न गजलक शेर सभमे सुच्चा मैथिल दृष्टि नेने भेटल अछि | बानगीक रूपमे देखल जाए निम्नलिखित शेर सभ :
‘भूखक दर्द होइत छैक प्रकाशोसँ तेज
देखू पेटक खातिर दलाल बनल लोक’

‘चुप्प रहत मनुख गिदर भुकबे करतै
निर्जीव तुलसी चौरा कुकुर मुतबे करतै’

‘हरेक समय बितैए दु:ख आ दर्दमे
गरीब लेल नव-पुरान की साल हेतै’

‘देहे जिन्दा भावना मरि गेलै
जग लगैए समसान सन’
‘नहि बनत केओ राम मुदा
सेवक चाही हनुमान सन ’

‘रामक आदर्श तँ मरि गेल हुनके संगे
बुझू आब तँ खाली हुनक नाम चलैए’

‘ जे नै कमा सकए टका बेसीसं बेसी
लोक तँ ओकरे बुझैछै   बेकार सन ‘

‘घोघक रहस्य त एना बुझियौ
झरकल मूंह झपनहि  नीक.’

‘लोक जहर दैए मुस्किया कए
आब त हँसीसँ  डरनहि नीक’

‘हाथ सटेलासँ मोन केना भरतै
अहाँ करेजसं सटा लिअ हमरा’’

‘जाइ छी मुदा जेबाक मोन  नै अछि
कोनो सप्पतसं घुरा लिअ हमरा’

‘नून नै चटबए पड़तै बेटीकें
आब तँ  गर्भपात लेल युद्ध’

‘बुड़िबक देवी कुरथी अक्षत
हम एहने विकास करैत छी’

‘अहाँक दरस-परस बड्ड महग अछि
सटि जैतहुँ अहाँक देहमे बसात भेने’

‘सबहक घरमे एकटा अगत्ती जन्मए
सरकारक निन्न टुटै छै खुरफात भेने ‘

‘हमरा अहाँ नीक लगै छी सभ दिनसं
मुदा प्रेम अछि से कहि नहि पबैत छी’

अहाँकें प्रभावित करबाक लेल, चुप्प करबाक लेल, सोचबाक लेल, विचार करबाक लेल आ बेरपर मोन रखबाक लेल सैकडो  शेरसं भरल अछि एहि पोथीक गजल सभ  |

पोथीक सम्बन्धमे अपन टिप्पणी प्रस्तुत करैत गजेन्द्र ठाकुरजी कहैत छथि:

“मैथिलीक पुनर्जागरणक ऐ समएमे ऐ पोथीक आगमन मैथिली आ मात्र मैथिलीक पक्षमे एकटा सार्थक हस्तक्षेप सिद्ध हएत | स्वतः स्फूर्त गजलमे जे गेयता आ प्रवाह होइ छै से ऐ संग्रहक सभ गजल, रुबाइ आ कतामे अहाँकें भेटत |”

हम एहि टिप्पणीक समर्थन करैत छी |

(विदेह अंक 200 सँ साभार)

## 4
## की ई आलोचना प्रायोजित अछि ?

(विदेहक 335म अंक 1/12/2021 मे प्रकाशित आशीष अनचिन्हारक आलोचना "भूमिका एक फाँक अनेक :"पर जगदीश चंद्र ठाकुर अनिल जीक ई टिप्पणी। आशीष अनचिन्हारक आलोचना पढ़बाक लेल शीर्षकपर क्लिक करू)।

नवारम्भसं'चुन्नू' जीक पोथीक नाम अछि 'आबि रहल एक हाहि' | पोथी हमरा भेटल छल | उत्सुकता भेल | जहिया हाथमे आएल, ओही राति आरम्भसं पढ़ब आरम्भ केलहुं | किछु पढलाक बाद आगाँ पढबाक उत्साह नहि रहल | पढ़ब लंबित रहि गेल | काल्हि जखन आशीष अनचिन्हारजीक आलोचना पढ़लहुँ त हमरा लेल ई पोथी अत्यन्त महत्वपूर्ण भ' गेल | पहिने त पोथीक प्रचारक लेल ई प्रायोजित आलोचना लागल, बादमे आश्चर्य सेहो भेल जे भूमिकाक फोटोकॉपी मंगाय आशीषजी एतेक शीघ्र विस्तृत आलोचना लीखि लेलनि, मुदा हमरा लग पोथी रहैत हम भूमिको नहि पढ़ि सकलहुं | एकर दोख हम अपन अवस्थाजन्य अक्षमताकें द' सकैत छी | आइ पहिल बेर हमरा ई अनुभव भेल जे पोथीकें चर्चित बनयबामे ओकर भूमिकाक आलोचनाक की भूमिका होइत छैक | यैह कारण अछि जे हम पोथीकें ठीकसं पढ़बाक लेल आकर्षित भेलहुँ | दोसर कारण इहो भ' सकैत अछि जे दोसरक आलोचनामे सुखक अनुभव करबाक संस्कार हमरहु मोनमे विद्यमान हो | भूमिकाक आलोचनाक मिलान भूमिकाक आलेखसं करैत गेलहुँ, एहि तरहें सम्पूर्ण भूमिका पढब आसान भ' भेल | तकर बाद पोथीक रचना सभ सेहो पढबामे नीक लागल | आब हम सभटा रचना आ आलोचना पढ़िक' किछु कहबाक स्थितिमे आएल छी |

आलोचनाकें धारदार बनेबाक लेल किछु शब्दक उपयोग हमरा अनसोहांत लागल अछि ( छुल मूतै बला प्रसंग-छुल )| एहि तरहक शब्द सबहक उपयोगसं सेहो एकटा अस्वस्थ परम्पराक जन्म भ' सकैत अछि, तें एहिसं बचबाक प्रयास हमरा आवश्यक लगैत अछि | आलोचनाक सीमाक अतिक्रमण नहि हो,से ध्यान राखब चाही | एकटा स्वस्थ परम्पराक रक्षाक लेल एकटा अस्वस्थ परम्पराकें जन्म देब कोना उचित कहल जाएत ? हमरा आलोचनाक सीमा निर्धारित करबाक अधिकार नहि अछि, मुदा एक सामान्य पाठकक रूपमे हमरा लगैत अछि जे आलोचना कबाछु नहि बनबाक चाही | हम देखलहुं अछि जे पोथीमे रचनाक माध्यमसं गामघर-, राज्य, देश आ दुनियामे

घटैत बहुत रास सामाजिक,आर्थिक,राजनीतिक घटना सबहक प्रति अपन विचार आ प्रतिक्रिया व्यक्त कएल गेल अछि | प्रतिक्रिया व्यक्त करब साहित्यकारक हाथमे छनि, व्यक्त करबाक माध्यम शब्द छै, शब्दक उपयोग विभिन्न विधामे करबाक स्वतंत्रता साहित्यकारकें छनि | एहि स्वतंत्रताक संग ओहि विधाक विधानक पालन करबाक कर्तव्य सेहो साहित्यकारक छनि | एहि कर्त्तव्यक पालन नहि भेलासं अस्वस्थ परम्पराक जन्म होइत अछि | साहित्यकार यदि चाहथि जे कर्तव्य पालनक जिम्मेदारी मात्र आन लोक लेल छै, ओ स्वतन्त्र रहताह, त ई उचित नहि कहल जा सकैत अछि |

आइ जे किछु साहित्यमे व्यक्त कएल जा रहल अछि, से पहिनहुं कोनो-कोनो रूपमे व्यक्त कएल जा चुकल अछि-ने| चिन्तक लोकनि कहैत छथि जे देवता आ दानवक संग्राम अनवरत चलैत आबि रहल अछि | रामायण,महाभारत आ आनो धर्म ग्रन्थ द्वारा विभिन्न रूपमे सम्वेदना प्रगट कएल गेल अछि | पछिला सय दू सय बरखमे सेहो हजारो साहित्यिक कृति द्वारा भिन्नभिन्न तरहें प्रतिक्रिया आ सम्वेदना व्यक्त -कएल गेल अछि आ एखनो कएल जा रहल अछि| प्रतिक्रिया आ सम्वेदना व्यक्त करबाक अनेक माध्यम अछि, मुख्य दूटा माध्यम अछि- गद्य आ पद्य| गद्यमे निबन्ध, कथा,लघुकथा,बीहनि कथा, उपन्यास,नाटक,संस्मरण,जीवनी, आत्मकथा आदि मुख्य अछि, तहिना पद्यमे कविता,दोहा,मुक्तक,हाइकू,गीत,गजल,खण्ड काव्य,महाकाव्य आदि मुख्य अछि | सभ विधाक अपन-अपन विशेषता छै | अही विशेषताक कारण ओइ विधाक अस्तित्व छैक |

गजल विधा सेहो अपन किछु खास विशेषताक कारण अस्तित्वमे अछि, काफिया आ बहर अनिवार्य अंग अछि गजलक | रदीफ़ अनिवार्य नहि अछि | रदीफ़ हो त केहेन हो,काफिया आ बहरक आयोजन कोना हो, से किछु अवधिक अभ्याससं सीखल जा सकैत अछि | सौभाग्यक बात अछि जे एहि सम्बन्धमे पर्याप्त जानकारी नेट पर उपलब्ध अछि जे गजलक व्याकरणक गहन अध्ययनक बाद

सबहक उपयोग लेल प्रस्तुत कएल गेल अछि | ओना अपन अनुभवसं हम जनैत छी जे सुनिसुनिक-', पढ़िपढ़िक-' बहुत गोटे रदीफ़ आ कफियाक विषयमे किछुकिछु जान-' लगैत छथि आ लिखनाइ शुरू क' दैत छथि | रदीफ़ चुनबामे त कष्ट नै होइत छनि, कारण समान शब्द अथवा शब्दसमूहक आवृति पहिल शेरक दुनू पांतीक अन्-तमे आ बादक प्रत्येक शेरक दोसर पांतीक अन्तमे होइत छैक | सभ शेरमे काफियाक मिलान ठीक रखबामे गजलक व्याकरणक जानकारी आ अभ्यासक आवश्यकता होइत छैक | एत' अबैतअबैत बहुत लोक -थाकि जाइत छथि आ बहर संतुलित रखबाक बेरमे असंतुलित भ' जाइत छथि अथवा ओतबेकें पूर्ण मानबापर आ मनयबापर अड़ि जाइत छथि | दुष्यन्त कुमार जीक एकटा शेरक एक पांती छनि :

'यहाँ तक आतेआते सूख जाती हैं कई नदियाँ-'

व्याकरणक ज्ञान आ निरंतर अभ्यास एकर एकमात्र समाधान अछि | जे सभ कहैत छथि जे हम विचारकें प्रधानता दैत छी,ओहो सभ रदीफ़ आ काफियाक पालन त अवश्य करय चाहैत छथि कारण तखने रचना 'गजल जकाँ' लाग' लगैत छै, मुदा रचनाकें गजल बनबामे बहरक खगता रहिए जाइत छैक | अहू संकलनमे देखलहुँ अछि जे रदीफ़ आ काफियाक निर्वाह करबाक प्रयास कएल गेल अछि | किछु गजलमे सभ शेरमे काफियाक निर्वाह करैत काल गंभीरताक अथवा धैर्यक अभाव दृष्टिगोचर होइत अछि | बहरक पालन लेल सेहो प्रयास भेल अछि, मुदा समयक अभावक कारण ओकरा प्रति गम्भीरता नहि राखल गेल अछि | जत' ओहि लेल उपयुक्त शब्द तकबामे किछु समय आवश्यक छलै, ओत' समय देबाक बदला रचनाकार आगू बढि गेल छथि किछु और बात कह्बाक लेल | एक बैसकीमे एकटा गजल लीखिक' उठब यदि लक्ष्य हो त गजलक संग न्याय नहि क' सकबाक संभावना अधिक भ' जाइत छैक | पोथीक भूमिका कहैत अछि जे गजलक वैधानिकता आ वैचारिकतापर आश्रित दूटा सम्प्रदायमे एक सम्प्रदाय विचारक स्वास्थ्यक बिना परवाह केने गजलक व्याकरणविधानकें अक्षुण्ण रखबाक समर्थक अछि-, दोसर

सम्प्रदाय गजलक माध्यमसं अपन बात विचार कहबाक समर्थक अछि- | एहि उक्तिक सोझ अर्थ ई अछि जे किछु गोटे  गजलक व्याकरणकें पूर्णतः मानैत अपन बात कहैत छथि,मुदा बात दमगर नै रहि जाइत छनि ; दोसर दिस किछु गोटे गजलक व्याकरणकें आंशिक रुपें मानैत दमगर बात कहैत छथि | मतलब गजलक व्याकरणकें आंशिक रूपें मानैत कएल गेल रचनाकें गजल कहबाक आ ओकर स्वीकृति पयबाक आग्रह अछि | एकरा और सरल करी त ई कहल गेल अछि जे रदीफ़ रहित अथवा रदीफ़ सहित सभ शेरमे शुद्ध अथवा अशुद्ध काफिया बला रचनाकें गजल मानू | एत' प्रश्न ई उठैत छैक जे दूटा अनिवार्य अंगमे एकटाकें मानू, दोसरकें नै मानू, एकटा राखू,दोसर नै राखू, एहेन रचनाकें गजल कहबाक जिद्दे किएक ? विचारणीय बात ई अछि जे कोनो विधामे रचना करैत काल ओहि विधाक व्याकरणक प्रति गम्भीरताक अभाव ओहि विधाकें कोना स्वस्थ राखि सकैत अछि ? पोथीक एक पृष्ठपर जाहि रचनाकार सबहक प्रति आभार प्रगट कएल गेल अछि, ओहो सभ कतहुकतहु एहि अनियमितताक लेल दोखी -ने- मानल जा सकैत छथि| हम अपन दोखक चर्च करब आवश्यक बुझैत छी | हम एकटा गजलक प्रथम शेरक दुनू पांतीमे गजल लेखनमे परस्पर विरोधी दू तरहक विचारकें व्यक्त केने छी एक पांतीमे एकटा  : विचार अछि किछु रचनाकारक जे बहरक झंझटसं मुक्ति चाहैत छथि, दोसर पांतीमे गजलक विचार अछि, जे अपन बरबादी नै देखय चाहैत अछि | हम कतहु अपने गजल कहैत काल ई बात कहि दैत छी, मुदा क्यो पढैत छथि त भ्रम होइत छनि जे हमहूँ गजलमे बहरक पालन करबाक विरोध करैत छी | ओ शेर अछि :

बहरक झंझटिसं हमरा आजाद करू

हम गजल छी, हमरा नै बरबाद करू

ई शेर स्थापित सरल वार्णिक बहरमे रचल गजलक अछि | विभिन्न प्रकारक बहरक जानकारी आवश्यक अछि गजल लेखनक लेल | ओना हमहूँ एखन सीखिए रहल छी, एखनहु गलती करैत छी आ मानैत

छी जे गलती भेल अछि, ओहिमे सुधारक प्रयास करैत छी | विचारमे हम स्वच्छ दुनियाँ चाहैत छी त अपन रचनामे सेहो स्वच्छता सुनिश्चित करबामे कोताही किएक ? यदि हमर रचना गजल कहयबाक योग्यता नहि रखैत अछि त ओकरा गजल कहबाक जिद्द्क की प्रयोजन ? गीत कहब,कविता कहब | किछु गोटेक मत ई भ' सकैत छनि जे रचनाकार आगूआगू- चलताह आ व्याकरण पाछूइहो कहल जा पाछू अथवा- सकैत अछि जे साहित्यमे सेहो लोकतन्त्र हेबाक चाही आ बेशी लोक जेना चाहैत छथि तकरे आधार अथवा तकरे सही मानल जाए, तखन जे साहित्यिक अराजकताक स्थिति उत्पन्न हएत तकर की करब ? आम जीवनमे हत्या अथवा शीलहरणकें अपराध मानल जाइत अछि | गजलमे बहरक अनिवार्यताकें नष्ट करबाक जोरजबरदस्तीक क्रियाकें - गजल विधाक शीलहरणक प्रयास नहि त आर की कहल जा सकैत अछि?

**5**

## पाठककें डेरेबाक उपकरण थिक ई भूमिका (?)

(विदेहक 339म अंक 1/2/2022 मे प्रकाशित आशीष अनचिन्हारक आलोचना "अनुशासन : परिवर्तन=विद्रोह+ अराजकता=विद्रोह+अनुशासनहीनता"पर जगदीश चंद्र ठाकुर अनिल जीक ई टिप्पणी।आशीष अनचिन्हारक आलोचना पढ़बाक लेल शीर्षकपर क्लिक करू।

(अरविन्द ठाकुरजीक भूमिका आ आशीष अनचिन्हार जीक आलोचनापर पाठकीय प्रतिक्रिया (

मैथिली साहित्यमे एकटा महत्वपूर्ण नाम अछि अरविन्द ठाकुर | अरविन्द जीक नव पोथीक नाम अछि 'मीन तुलसी पातपर' | एहि झंझटिया नामक की मतलब से हमरा एखन धरि नहि बुझबामे आयल अछि | पोथी हमरा जहिया भेटल तहिये आरम्भसँ पढ़ब आरम्भ केलहुँ त डेराय गेलहुँ | 51पृष्ठमे गजल आ 37 पृष्ठमे भूमिका ? किछु गोटे

रचनासँ आनन्दित करबाक स्थानपर भूमिकासँ पाठककें आतंकित करबाक प्रयासमे लागल रहैत छथि | ई प्रवृति बढ़ि रहल अछि | हमरा भूमिका पढ़बाक साहस नहि भेल | कतहुकतहुसँ पढबाक क-ोशिश केलहुँ त मैथिली गजलक लेखनमे हिन्दी आ उर्दू साहित्यक भारीभारी -नाम देखिक' पोथीक नामक किछु सार्थकता प्रगट भेल | हमरा त अरविन्द जीक मैथिली गजल पढबाक छल, तें पोथीक 44 पृष्ठक बाद पढ़ब आरम्भ केलहुँ | जे पाँती सभ आकृष्ट केलक से अहूँ सभकें कहैत छी :

'बाहर हँसू नुका कय कानू
सीख इएह बुनियादी भेटल'

'हक ओकर छै लड़ि कए लेतए
स्त्री छै ओ दासी नै छै'

'यश कीर्तिक लिलसा छै वाजिब
शायर छै सन्यासी नै छै'

'पागक थहाथहीमे भेटतह ने मुकुट अरबिन
एहि क्षेत्रमे बसय छै भुमिहार बहुत कम सम'

'सुखक बोझा काँटसन भए जाइत एकदिन-
अहाँ एकरा किए नहि बाँटल करै छी'

'फूलक बिछौना की करब
लए कए खेलौना की करब'

'अभिव्यक्ति बन्हकी राखि कए
चानी आ सोना ई करब'

‘देह केर धर्म चिबाबैत रहल शील हमर
हुनका परदेशसँ आबयमे बहुत देर भेलय’

‘ज्वालामुखीक संगतिया हमर गजल रहल छै
किछु आगि परसबा लै अपनेक शहरमे छी’

‘कल्पना आ व्याकरण के खेल नहि छै शायरी
टीस मारत शब्द तखनहि कविक जँ भोगल हेतय’

‘करए खुनीमा जानक गप
आगि लगा कए पानिक गप’

‘ताली पीट करए हिजड़ा सभ
वंश सखासंतानक गप -’

‘अप्पन घरमे चाउर गिनि कए अदहन दए छथि
भोजभातमे व्यंजन सभ अह्गर चाहय छथि-’

‘राजधानीमे करय छी सएह गामहुमे करू
देह भैंसुरकें परसलौं, साँयसँ नखरा किए’

उपरोक्त पाँती सभमे जे भाव व्यक्त भेल अछि से कोनहुकोनहु -ने- रूपमे हुनक कविता आ कथामे सेहो अवश्य आएल हेतनि त की हुनक सभटा रचनाकें गजल कहल जाएत? नहि, ओ अपनहु नहि कह’ चाह्ताह | तखन कविताकें कविता कहब, कथाकें कथा कहब, गजलकें गजल कहब कट्टरता कोना भेलै ? भूमिकामे एक ठाम कहल गेल अछि ‘चूल्हिमे जाओ परम्परा |’ एकर की मतलब ? सभ रचना अथवा सभ नीक बात कि सभ व्यंग्य रचनाकें गजले कहल जाए ? तखन दोहा,चौपाइ,मुक्तक,कहमुकरी,कविता, दीर्घ कविता, खण्ड काव्य,महाकाव्य, बीहनि कथा,लघु कथा,दीर्घ कथा नाटक,उपन्यास, -

एते नाम रखबाक की अर्थ ? जतेक रचना अछि, सभकें गजल कहू, चूल्हिमे जाए दियौ परम्पराकें | जँ रदीफ़ आ काफिया मात्रसँ कोनो रचना गजल भ' जइतै, तखन श्रद्धेय मार्कण्डेय प्रवासीजी आ भाइ बुद्धिनाथ मिश्र जीक कएटा रचना गजल कहबैत, मुदा दुनू गोटे अपन ओहि रचना सभकें गीतक श्रेणीमे रखने छथि | प्रवासीजी विजयनाथ झाजीक गीत गजल संग्रह-'अहींक लेल'क प्राक्कथनमे लिखने छथि :

'विद्यापतिक गीतमे जे भनिता अछि तकरे गजलमे 'तखल्लुश'कहल जाइछ | अही हेतु हमर मान्यता अछि गजलक आविष्कारक सेहो विद्यापतियेकें मानल जयबाक चाही |' त भनिताक उपस्थितिक आधारपर विद्यापतिक सभ रचनाकें गजल कहल जाए ? आशीष अन्चिहार जीक आलोचना पढ़िक' अरविन्द जीक 37 पृष्ठक भूमिका पढबाक साहस भेल | अरविन्द जी सोचने छल हेताह जे अज्ञेय,गोंडवी,अली सरदार जाफरी आदिकें कियो नहि पढने हेताह जे हमरा द्वारा उठाओल बात सबहक जबाब देबाक साहस करताह | आब हमरा लगैत अछि जे हुनक भ्रम दूर भेल हेतनि आ हुनक सभ प्रश्नक उतारा भेटि गेल हेतनि |

एहि आलोचनामे अरविन्दजीक अतिरिक्त अन्य लोक सभक सेहो सभ प्रश्नक उतारा अछि जे बहरक ध्यान नहि रखबाक अपन रचनाक कमजोर पक्षकें महिमा मंडित करबाक प्रयास केने छथि अथवा क' रहल छथि अथवा भविष्यमे करबाक विचार मोनमे पोसने छथि | रचनाक कमजोर पक्षक आलोचनाकें अपन व्यक्तित्व अथवा सम्पूर्ण कृतिसँ जोड़िक' नहि देखल जेबाक चाही | एकरा विधाकें सशक्त बनयबाक दृष्टिसँ देखल जयबाक आवश्यकता अछि | अरविन्द ठाकुर जीक पोथी 'मीन तुलसी पातपर'मे 'संहिताक उपनिवेश नहि अछि साहित्य' शीर्षकक अन्तर्गत रचनाकारक भूमिकाआलेखपर आशीष -अनचिन्हार जीक आलोचना पढलाक बाद आब जँ कियो ईहो तर्क देबाक कोशिश करताह जे गीताक फलाँ अध्यायक फलाँ श्लोकमे कृष्ण भगवान कहने छथि जे सभ नियमताड़िक-तियम तोड़ि-' हमरा शरणमे आबि जाउ, अहाँकें बहरतहरक चिन्ता करबाक काज नहि अछि-, त

हुनको सय बेर सोच' पड़तनि | वस्तुतः आशीषजीक एहि आलोचनामे आलोचना थोड़ अछि,ज्ञान बेशी अछि जकर अध्ययन केलासँ स्पष्ट भ' जाइत अछि जे गजलमे बहरक पालन कतेक आसान अछि, बस बहरक लेल अहाँकें मानसिक रूपसँ तैयार हेबाक अछि, कोनो बहन्ना नहि बनेबाक अछि, कोनो गवाहक खोजमे नहि बौएबाक अछि | अरविन्दजी गबाह तकबाक लेल जतेक समय आ शब्द खर्च केलनि अछि ओहिसँ बहुत कम समय आ थोड़ प्रयासमे गजल सभ बहरयुक्त भ' जैतनि | मुदा अरविन्द भाइक भूमिकासँ ई त बहुत स्पष्ट भेल अछि जे गद्यपर हिनक पकड़ आ समर्पण बहुत प्रशंसनीय छनि जकर विस्तृत विवरण अछि अरविन्द जीक लेल आशीष अनचिन्हार जी द्वारा संपादित पोथी 'स्वतंत्रचेता' |

हमरा अरविन्द जीक कविता, कथा आ व्यक्तित्वक विशिष्टताक सम्बन्धमे अही पोथीक माध्यमसँ विस्तारसँ जनबाक अवसर भेटल अछि | बहुत सुन्दर कागत पर शशि प्रकाशन,कालिकापुर,सुपौल द्वारा प्रकाशित आ आरनवीन शाहदरा.आफसेट प्रोसेस.के.,दिल्ली-32 द्वारा मुद्रित 176 पृष्ठक ई पोथी 'स्वतंत्रचेता' अरविन्द जीक बहुमुखी प्रतिभा आ विलक्षण शब्दकौशलक जानकारी दैत अछि जे- हिनक व्यक्तित्व आ कृतित्वक प्रति ककरहु मोनमे इर्ष्याक भाव उत्पन्न करबाक सामर्थ्य रखैत अछि |

## 6
## बिना बहर आ काफिया गजल कोना भेलै

साहित्यमे गद्यमे कथा, नाटक, उपन्यास, संस्मरण, जीवनी, आत्मकथा, समीक्षा, आलोचना आदि लिखल जाइत अछि, पद्यमे दोहा, कविता, गीत, गजल, खंड काव्य आ महाकाव्य आदि लिखल जाइत अछि। सभ विधाक अपनअपन विशेषता छै-, जाहि कारणे ओ अस्तित्वमे अछि।
बच्चा सभ अपन मायबाबू-,दादादादी-,कक्काकाकी-,टोल पडोसक आन बच्चा सभसँ बजनाइ सिखैत अछि । बादमे शुद्ध बजनाइ आ लिखनाइ सिखैत अछि । व्याकरणक उपेक्षा क'क' शुद्ध बाजब आ

लीखब संभव नहि भ' सकैत छैक । साहित्य सृजनमे व्याकरणोक महत्वपूर्ण योगदान छै ।
गजल सेहो भारतीय भाषामे लोकप्रिय स्थान ग्रहण क' चुकल अछि । हिन्दीमे सेहो गजलक व्याकरण पचासो बरख पहिने आबि चुकल अछि ।
किछु पढ़िक' आ सूनिक' हम 1983 मे मैथिलीमे गजल कहब आरम्भ केलहुँ । किछु रचना मिथिला मिहिर आ माटिपानिमे छपबो कएल-, मुदा अपना संतुष्टि नै भेल । हिन्दीमे सेहो लिखय लगलहुँ । किछु रचना कोनोकोनो पत्रिकामे छपबो- कएल, मुदा व्याकरणक जानकारीक अभाव खटकैत रहल । आर शर्मा.पी.'महर्षि'क लिखल हिन्दी गजलक व्याकरण देखलहुँ, मुदा मैथिलीमे गजलक जानकारी मैथिली गजल आ शेरो शायरीक लेल समर्पित ब्लॉग-'अनचिन्हार आखर' पर पर्याप्त सामग्री देखि हर्षित भेलहुँ। एहि ब्लॉगपर एके ठाम तेरह खण्डमे गजेन्द्र ठाकुर द्वारा प्रस्तुत गजल शास्त्रमे गजलक विवेचन मैथिली भाषाक तत्वपर कएल भेटल । तकर बाद 22.07.2011 आ 21.09.2011 के बीचमे आशीष अनचिन्हार द्वारा पच्चीस खण्डमे मैथिली गजलक व्याकरण ओ इतिहास 'गजलक संक्षिप्त परिचय'क अंतर्गत प्रस्तुत कएल गेल । कतेक रास गजलकारकें एक मंचपर अनबाक काज केलक ई मंच। ई ब्लॉग मैथिली गजलक व्याकरणकें सहजतासँ लोकक समक्ष आनि शुद्ध गजल लिखबाक बाट प्रशस्त केलक।
जाहि समयमे मैथिली गजलक व्याकरण उपलब्ध नहि छल, तखनो शुरुआतमे स्वस्थ गजल कहल गेल छल जे कि ओहि समयक गजलकारक ज्ञानक परिचायक अछि। मुदा बीचमे किछु बेसिए बर्ख मैथिली गजलक एहन अवस्था रहलै जाहिमे जकरा जाहि तरहे भेलै ओ गजलकेँ गीजि देलकै आ से केखनो क्रांतिक नापर, केखनो कथ्यक नामपर तँ केखनो प्रगतिशीलताक नामपर। आब जखन गत बारह बरखसँ मैथिलीमे गजलक व्याकरण उपलब्ध अछि, तखन आब गजलक स्वास्थ्य सुनिश्चित करबाक आवश्यकता अछि। काफिया आ बहरक लेल थोड़ेक अभ्यास आ सावधानी रखैत एहि लक्ष्यकें प्राप्त कयल जा सकैत अछि । हमरा गजलक व्याकरणक जे जानकारी अछि

तकर मुख्य स्रोत मैथिली गजलक लेल समर्पित ब्लॉग 'अनचिन्हार आखर' अछि।
आशीष अनचिन्हार द्वारा प्रस्तुत 'मैथिली गजलक व्याकरण ओ इतिहास' और 'मैथिली गजलक रेडी रेकनर' मे सेहो विस्तारसँ मैथिली गजलक सभ पक्षपर विचार प्रस्तुत कएल गेल अछि । हमरा ओकर बहुत थोड़ जानकारी अछि ।
हमरा गजल लेखन लेल जे न्यूनतम जानकारी अपेक्षित लागल अछि से एतय प्रस्तुत कएल जा रहल अछि :

1. गजल लेल मूल तत्व अछि )i)सही काफिया )II) एक समान बहर आ )iii) दमदार कथन ।

बहर,काफिया आ रदीफ : एकटा गजलक शेर सभ देखू :

लोक नीचाँ उतरि जाइए
मारि सभठाँ बजरि जाइए

ई गजलक पहिल शेर अछि । एहि शेरक दूनू पाँतीक अन्तमे समान शब्द अछि 'जाइए' आ एहि शब्दक पाछाँ पहिल पाँतीमे अछि शब्द 'उतरि' आ दोसर पाँतीमे अछि शब्द 'बजरि' अर्थात दूनू शब्दमे 'रि' आ ओकरा पाछाँ 'अ' ध्वनिमात्रा / समान अछि । अतः शब्द 'जाइए' भेल एहि गजलक रदीफ आ 'अ' ध्वनिक संग 'रि' भेल काफिया । पहिल शेरकें मतला कहल जाइत अछि, शेरक दूनू पाँतीकें अलग-अलग मिसरा कहल जाइत अछि ।

दूनू पाँतीमे मात्राक्रम अछि  :2122-12-212 यैह भेल एहि गजलक बहर अर्थात छंद । आ जे बहर मतलामे लेल गेल अछि तकरे निर्वाह पूरा गजलमे हेबाक चाही। तेनाहिते आन गजलमे जे बहर हो सएह बहरक निर्वाह हेतै। एकटा गजलमे एकसँ बेसी मतला भ' सकैत अछि । एहि गजलमे दोसर आ तेसर शेर सेहो पहिल शेर जकाँ दूनू पाँतीमे

रदीफ, काफिया आ समान मात्राक्रमसँ युक्त अछि, आ तें ईहो दूनू शेर मतला अछि -

गाछ कहियो मजरि जाइए
फेर कहियो झखड़ि जाइए

आगि सभठाँ पसरि जाइए
खेल सभटा उसरि जाइए

आब नीचाँक शेर सबहक दोसर पाँतीमे समान रदीफ, काफिया आ सभ पाँतीमे समान मात्राक्रम देखल जाए :

पाइ राखू अहाँ बैंकमे
पाइ हाथसँ ससरि जाइए

मूनि राखब कथी कोनठाँ
मूस सभटा कुतरि जाइए

लोक कतबो हुए जोरगर
एक दिन सभ नचरि जाइए

अतः उपरोक्त गजलमे 'जाइए' शब्द रदीफ अछि, 'अ' ध्वनिक संग 'रि' काफिया भेल आ बहर भेल मात्राक्रम 21-22-12-212.

गजलक अंतिम शेर जाहिमे गजलकारक नाम उपनाम रहैत अछि / ओकरा मकता कहल जाइछ । एखन धरि ई गजल बिना मकताक गजल अछि। मकताक रूपमे ई शेरलेल जा सकैत अछि :

मास अगहन अबै छै 'अनिल'
लोक कातिक बिसरि जाइए

उपरोक्त उदाहरणक संग रदीफ, काफिया आ बहरक निम्नलिखित परिभाषा देल जा सकैछ :

रदीफ़ गजलक मतलाक : दुनू पाँतीक अन्तमे आ बाद बला शेर सभक दोसर पाँतीक अन्तमे कोनो समान वर्ण अथवा शब्द अथवा शब्दक समूह होइत अछि ।

काफिया गजलक मतलाक : दुनू पाँती आ बादक सभ शेरक दोसर पाँतीमे रदीफसँ पहिने स्वर साम्य युक्त तुकान्तक होइत अछि काफिया । ई कोनो ध्वनिक संग(मात्रा ) कोनो वर्ण अथवा किछु वर्णक समूहक रूपमे अथवा मात्र कोनो ध्वनिक रूपमे रहैत अछि ।

बहर : गजलक सभ पाँतिमे समान मात्राक्रमकें बहर अर्थात छंद कहल जाइत अछि ।

2. मात्राक गणना :

ह्रस्व अथवा लघु मात्राकें 1 आ दीर्घ अथवा गुरु मात्राके 2 सँ प्रदर्शित कएल

जाइत अछि ।

ह्रस्व वर्ण )1 मात्रा बला :( अ,इ,उ, क सँ ङ,, च सँ ञ, ट सँ ण, त सँ न, प सँ म, य सँ ह धरि, चंद्रविन्दु बला वर्ण ।

दीर्घ वर्ण )2 मात्रा बला : ( आ,ई,ए,ऐ,ओ,औ,अं,अ:,ऐकार,ओकार,औकार,अनुस्वार,विसर्ग बला वर्ण, संयुक्ताक्षरसँ पहिने बला वर्ण से चाहे एक शब्दमे हो वा कि दू ) कोनो (मात्र गजलमे) । एहिकेँ अरितिक्त गजलमे(अलग शब्दमे-अलग

शब्दमे एकै संग बाजल जाए बला दू टा लघुकेँ सेहो दीर्घ मानल जाइत ई शब्द संस्कृतक हिसाबें "गड़बड़" छै जेना1111 छै मुदा गजलमे एकरा 22 मानल जाइत छै। संस्कृतक छंद एवं अन्य प्राचीन छंदमे गड़बड़ शब्दकेँ 22 मानब निषेध छै। गजलक अरूजी सभ गजलमे प्रवाह अनबाक लेल एहन व्यवस्था केने छथि।

3.सही काफिया: शब्दक उदाहरण-

पहिल शेर शब्द-मतलामे काफिया / अन्य शेर सभलेल उपयुक्त काफिया

पातक बाटक / बालक चाल / पालक /क हाथक /

बाटपर खाटपर / हाटपर टाटपर / घाटपर /

पानिक आनिक / हानिक /

हाथमे पातमे / बाटमे चासमे / कातमे / भातमे /

कलमसँ पतनसँ / गगनसँ पवनसँ/ मननसँ / चलनसँ /

बसन्त अनन्त / दिगन्त चलन्त / भिड़न्त /

जीवन तीमन / भोजन अनमन / पहिरन /

घर / डर हर / चर / तर /

अखबार बाजार / संसार व्यापार / लाचार / उपहार /

4. (i) मात्राक गणनाक उदाहरण :

कमल बिना / अहाँ / चलू / कहू / सुनू / कते / : 12

सदाशिव  : चकाचक / दनादन / निशाकर / महाजन /122

देखल कान्हा / नोतल / भागल / सूनल / / सदिखन निश्चित / : 22

ध्यान / लोक / धोन्हि / अन्त / राति / मेघ / नाम / : 21

प्रत्यक्ष  :221 / आवश्यक  :222

(ii) मात्राक्रमक उदाहरण :

'सदाशिव'- एहि शब्दमे सदा आ शिव शब्दक स्थान परिवर्तन केलासँ कतेक शब्द अथवा शब्दक समूह बनि सकैत अछि आ तदनुसार ओते तरहक मात्राक्रम सेहो । जेना निम्नलिखित शब्द समूह आ ओकर-मात्राक्रमक अवलोकन कयल जाए :

शब्द समूह मात्राक्रम
सदा शिव शिव 1222
सदा शिव सदा 12212
सदा सदाशिव 12122
एहि शब्द समूहक कय बेर आवृति सेहो एहि प्रकारें भ' सकैत अछि :
सदा शिव सदा शिव 122-122
सदा शिव सदा शिव सदाशिव 122-122-122
सदा शिव सदा शिव सदाशिव सदाशिव 122-122-122-122
सदाशिव शिवसदाशिव शिव- 1222-1222
सदाशिव शिवसदाशिव शिव सदाशिव शिव- 1222-1222-1222
सदाशिव शिव सदाशिव शिव सदाशिव शिव सदाशिव शिव-1222-1222-1222-1222

सदा शिव सदासदा शिव सदा - 12212-12212
सदा शिव सदासदा शिव सदा -सदा शिव सदा - 12212-12212-12212
सदा शिव सदासदा शि -व सदासदा शिव सदा -सदा शिव सदा - 12212-12212-12212-12212
सदा सदाशिव सदा सदाशिव 12122-12122
सदा सदाशिव सदा सदाशिव सदा सदाशिव 12122-12122-12122
सदा सदाशिव सदा सदाशिव सदा सदाशिव  सदा सदाशिव -12122-12122-12122-12122

ऊपर अंकित विभिन्न मात्राक्रममे अर्थात विभिन्न बहरमे गजल कहबाक अभ्यास कयल जा सकैत अछि । पहिनेसँ डेढ दर्जनसँ अधिक बहर चलनमे अछि ।

उदाहरण आ अभ्यास करबाक लेल किछु गजलक पहिल शेर प्रस्तुत अछि उदहारण सभ देबासँ पहिने ई स्पष्ट कऽ दी जे गजलमे बहरकेँ ) पालन करैत काल जे अनुशासित रहैत छथि तिनका लेल कि‍छु नियम शैथिल्य सेहो भेटैत छनि आ एकर संपूर्ण जानकारी  (वा कि छूट) "मैथिली गजलक व्याकरण ओ इतिहास" आशीष अनचिन्हारक नामक पोथीमे भेटत। उदाहरण दैत काल हम ई नियम शैथिल्य केर : (सेहो उल्लेख केलहुँ अछि जाहिसँ पाठककेँ बुझबामे सुविधा होइन।

(1)
जखन घूरि पाछाँ तकै छी )122-122-122 )
अहाँ मोन हमरा पड़ै छी  )122-122-122 )
( काफिया 'ऐ'क मात्रा अछि (

(2)
हसै छी कनै छी गजल गीतमे हम )122-122-122-122 )
अहीकें तकै छी गजल गीतमे हम  )122-122-122-122 )

अथवा
हमर मैथिली ई हुनक मैथिली ई ( 122-122-122-122 )
अहँक मैथिली ई सभक मैथिली ई (122-122-122-122 )
(काफिया 'अ' ध्वनिक संग 'क' अछि (

(3)

मोनमे गाम अछि गाममे आम अछि )212-212-212-212 )
गाछपर आम अछि देहपर घाम अछि )212-212-212-212 )
(काफिया 'आ' मात्राक संग 'म' अछि )

(4)
गामो कहय जय मैथिली )2212-2212 )
शहरो कहय जय मैथिली )2212-2212 )
( काफिया 'ओ'क मात्रा अछि (
उपयुक्त काफियाक संग एहि चारू पहिल शेरक अनुसार अन्य कम-सँ-सम चारिटा शेर कहि गजल पूर्ण कयल जा सकैत अछि । मने गजलमे कमसँ कम5 टा शेर रहबाक चाही।

5. मीरई बहर एकटा नियम शैथिल्य केर तहत बनल छै जकर : बहर-उद्येश्य छै नव गजलकारकेँ सुविधा होइन। उर्दू आ हिंदी दूनूमे सेहो एहि बहरक प्रयोग कएल जाइत छै। एहिमे गजलक पहिल शेरक दुनू पाँतीमे दूटा अलगअलग शब्दक लघु वर्णकें मिलाक-' एकटा दीर्घ मानल जा सकैए यदि आन सभ शेरक सभ पाँतिमे सेहो दीर्घक संख्या पहिल शेरक दुनू पाँतिक दीर्घक संख्याक समान भ' जाइ । एहि बहरकें मीर-बहर कहल जाइत अछि । अहिना और बहर अथवा छन्द और काफियाक जानकारीक लेल'अनचिन्हार आखर'ब्लॉगपर स्थित गजल शास्त्र आ व्याकरणक अध्ययन कयल जेबाक चाही ।

6. अपन पसंदक बहर :

अपन पसंदक बहरमे सेहो गजल कहल जा सकैत अछि । अपना पसंदक एक पाँती लिखू जाहिमे रदीफ़ आ काफिया हो, ओकर मात्राक्रम देखू, ओही मात्राक्रममे दोसर पाँती सेहो लिखू । गजलक पहिल शेर भेल । आब अही मात्राक्रममे कमकम और चारिटा शेर -सँ- लिखिक' गजल पूर्ण क' सकैत छी । उदाहरण :

मातिपानि मिथिला केर बाजय जय मिथिला जय मैथिली-
21 21 22 21 22 2 22 2 212
गाछपात मिथिला- केर गाबय जय मिथिला जय मैथिली

बाजय आ गाबय केर अनुरूप पाबय, मानय,जानय, लाबय आदि शब्दक उपयोग काफियाक लेल कय 'जय मिथिला जय मैथिली' रदीफ रखैत अही मात्राक्रममे और चारिटा शेर पूर्ण कय गजल पूर्ण कएल जा सकैत अछि ।

7. बिना रदीफक गजल भ' सकैत अछि । उदहारण लेल एकटा गजलक पहिल शेर देखल जाए :

कौआकें कौआ कहि देल
बूझू बड़का गलती भेल

एहिमे 'देल' आ 'भेल' काफियाक शब्द अछि । दूनू पाँतीमे मात्रा क्रम 22222221 अछि । यैह भेल बहर । एहिमे रदीफ नहि अछि । आब आगाँ एहि गजलक दोसर,तेसर,चारिम,पंचम शेर अर्थात चारिम छठम,आठम,दसम आदि पाँतीमे काफिया 'देल' आ 'भेल' सँ मिलैत-जुलैत शब्द हेबाक चाही । एकर संगहि सभ पाँतीमे मात्रा क्रम 22222221 रहबाक चाही । जेना

मुइला बहुतो जन महगीसँ

आ हुनकर वेतन बढ़ि गेल
उपरोक्त दुनू पाँतीमे सेहो मात्रा क्रम अछि :22222221

अहिना सभ शेरमे समान मात्रा क्रम रखैत काफियाक लेल खेल जेल / तेल राखि गजल पूर्ण कएल जा सकैत अछि । /

आब एकटा दोसर गजलक पहिल शेर देखल जाए :

अपनअपन लाचारी छै-
दुख सबहक बड़ भारी छै

एहिमे दुनू पाँतीक अंतिम शब्द 'छै' अछि । यैह 'छै' रदीफ अछि । दुनू पाँतीमे 'छै' सँ पहिने 'आ' मात्राक संग 'री' अक्षरबला शब्द अछि, ई काफिया भेल । आब दोसर,तेसर,चारिम,पांचम शेरक दोसर पांतीमे रदीफ 'छै' रहबाक चाही और 'आ' उच्चारणक संग री' अक्षर बला शब्दक काफिया हेबाक चाही जेना सरकारी उधारी / अनारी / सबारी / : आदि । आब एहि शेरमे बहर देखू

अपन) अपन लाचारी छै-12-12-2222)
दुख सबहक बड भारी छै )222-2222)

पहिल पाँतिक मात्रा क्रम अछि :12-12-22-22 एहिमे दूटा लघु छै)1-1) जकरा एक दीर्घ )2 ) मानल जा सकैत अछि । तखन एकरो मात्रा क्रम 222-2222 भ' जाएत । अहिना शेष सभ शेरक दूनू पाँतीमे मात्राक्रम 222-2222 रखैत गजल पूर्ण कएल जा सकैत अछि।

8. मैथिलीमे 'ग' आ 'ज' आदिमे नुक्ता नहि लगैत छैक, तें मैथिलीमे गजल शब्दमे 'ग' आ 'ज' मे नुक्ता नै देल जाइ छै ।

9. गजलमे अर्द्धविराम अथवा विरामक उपयोग नै होइत अछि ।-

10. गजलक कोनो शीर्षक नहि रहैत अछि ।

11.पत्रिका सभमे गजलकें गजल जकाँ छापल जेबाक चाही, कविता जकाँ नहि । दूटा शेरक बीच स्थान रहबाक चाही ।

12. बहरक नाम अथवा मात्राक्रमक उल्लेख रहबाक चाही ।

13.अनुभवी लोक सभक कहब छन्हि जे शब्द सबहक संग किछु दिन खेलाइतधुपाइत एहेन स्थिति अबैत छैक-, जे जे पाँती मोनमे उतरैत छै सभ बहरमे रहैत छै ।

निम्नलिखित गजल सभमे आवश्यक तत्वक उपस्थितिक समीक्षा कयल जा सकैत अछि ।

(1)

दूभि और धान छी अहाँ
पान आ मखान छी अहाँ

कूदिफानि थाकि गेल छी-
दूर आसमान छी अहाँ

बेरबेर गाबि देखलौं-
वेद आ पुराण छी अहाँ

भोरकेर सूर्य छी अहीं
रातिकेर चान छी अहाँ

पैघपैघ बात मोनमे-
एकटा निदान छी अहाँ

आँखि मूँह कान छी अहीं
देह हम परान छी अहाँ

एहि गजलमे )i) रदीफ़ अछि 'छी अहाँ'

(ii) पहिल शेरक दुनू पांति आ शेष सभ शेरक दोसर पांतिमे काफिया अछि 'आ' ध्वनिक संग 'न' / 'ण' वर्णसँ अन्त बला शब्द धान, मखान,आसमान,पुराण,चान,निदान,परान ।

(iii) बहर अर्थात मात्राक्रम अछि 21-21-21-21-2

2.

आनन्दित राखय जे सदिखन से रस्ता नहि देखल छल
दुखमे सुख छै सुखमे दुख छै से हमरा नहि बूझल छल

नीके सोची नीके बाजी नीके देखी से सिखलौं
नीकक फल नीके नहि होइछ से दुनियाँमे सूनल छल

हमरा भाग्यक निरमाता दोसर नै क्यो अपनहि छी हम
जै पोखरिमे डूबल छी से अपनहि हाथें खूनल छल

ध्यानी ग्यानी आ विज्ञानी केलनि लोकेलय सभटा
से सभटा पौलक जीवनमे जे जै खातिर भूखल छल

जैलय सदिखन झगड़ाझाँटी- से गाछी हमरो सबहक
किछु हमरो सबहक रोपल अछि किछु बाबाके रोपल छल

अपने चुनलौं हम अपनालय आमक टिकुला सन जीवन
सीखै छी सभदिन किछु नवनव जे पहिने नहि सीखल- छल

एहि गजलमे-

(i) रदीफ़ अछि 'छल'

(ii) पहिल शेरक दुनू पाँती आ शेष सभ शेरक दोसर पाँतीमे काफिया अछि 'अ' ध्वनिक संग 'ल' वर्णसँ अन्त बला शब्द सभ / देखल - सीखल । / रोपल / खूनल भूखल / सूनल / बूझल

(iii) बहर अर्थात मात्राक्रम अछि 2222 2222 2222 222

3.

कखनो लाठी कखनो भाला कखनो तीरकमान गजल-
कखनो लागय ईंटापाथर- कखनो पानमखान गजल-

कखनो खुरपी कुडहरि खंती ऊखड़ि और समाठ बनल
कखनो बाड़ी कखनो गाछी कखनो भेल मचान गजल

कखनो आङनमे अरिपनसन- कखनो नारपुआर जकाँ-
कखनो बाढ़नि कखनो चालनि कखनो सूप समान गजल

कखनो गामक चौबटिया लग मंदिर और इनार जकाँ
आ कखनो सीमापर लडइत देशक वीर जवान गजल

कखनो मौनी आ पौतीमे साँठल जीरमरीच- जकाँ
कखनो कोसीमे हलचल आ छटपट कोटि परान गजल

किनको खातिर मुरही कचरी जामुन आम लताम 'अनिल'
हमरा खातिर दीयाबाती छठि आ देवउठान- गजल

एहि गजलमे)i) रदीफ़ अछि 'गजल'

(ii) पहिल शेरक दुनू पांति आ शेष सभ शेरक दोसर पांतिमे काफिया अछि 'आ' ध्वनिक संग 'न' वर्णसँ अन्त बला शब्द :

कमान उठान । / परान / जवान / समान / मचान / मखान /

(iii) बहर अर्थात सभ पाँतीमे मात्राक्रम अछि :2222- 2222 - 22-21-121-12

(iv) एहिमे दू टा लघु )1-1) क बदला एक दीर्घ )2) सेहो लीखल जा सकैत अछि । तखन मात्राक्रम भ' जाएत 2222 2222 2222 222

(v) एहि गजलक अंतिम शेरमे गजलकारक नाम अछि । एहि अंतिम शेरकें मकता कहल जाइत अछि ।
4.

तामझाम- आ तड़कभड़क- चलिते रहलै
अहंकार नव कीर्तिमान गढ़िते रहलै

छिति जल पावक गगन पवन सभ ठाँ धूआँ
ऐ दुरदिनमे सभकें सभ ठकिते रहलै

ख़तम ने कहियो भेल महाभारत जगमे
पाण्डव आ कौरवक युद्ध चलिते रहलै

जकर पसेनासँ होइए धरती हरियर
से हकन्न अहिना सभ दिन कनिते रहलै

महिषासुरके भेष मात्र बदलैत रहल
नयनसँ नोरो निरभयाक झड़िते रहलै

लाल किला तँ सभदिन ताल ठोकैत रहल
जन्तरमन्तरपर- धरना पड़िते रहलै

काँपय धरती नव नव असली रावणसँ
नकली रावण त सभ साल जरिते रहलै

एहि गजलमे )i) रदीफ़ अछि 'रहलै'

(ii) पहिल शेरक दुनू पाँती आ शेष सभ शेरक दोसर पाँतीमे काफिया अछि 'इ' ध्वनिक संग 'ते' सँ अन्त बला शब्द सभ --------- चलिते / जरिते । / पड़िते / झड़िते / कनिते / चलिते / ठकिते / गढिते

(iii) बहर अर्थात मात्राक्रम अछि 2222 2222 222

(iv)दू टा अलगअलग लघुकें एकटा दीर्घ मानल गेल अछि ।-

(v)तेसर शेरक पहिल पाँतिक अंतिम दीर्घक गिनती लघुमे भेल अछि ।
(vi)अंतिम शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघुक गिनती दीर्घमे कएल गेल अछि ।
(5)

माछ-दही जतरा लय की
ई दुनिया ककरा लय की

जे दै छै देबे करतै
नै कहतै हमरा लय की

किछु बाजत आ नठि जायत
बिपटा आ लबरा लय की

कतहु बैसिकय खा लेतै
ठाँ-पीढ़ी बगड़ा लय की

एके ठाँ सुतबो करतै
मारि-गारि झगड़ा लय की

देशक खातिर लड़ू-मरू
भैयारी बखरा लय की

दुनियाँलय फगुआ आ ईद
बकरी आ बकरा लय की

अहाँ भोज कय नाम करू
जे मुइलै तकरा लय की

एहि गजलमे )i) रदीफ अछि 'की'

(ii) पहिल शेरक दुनू पाँति आ शेष सभ शेरक दोसर पाँतिमे काफिया अछि 'अ' ध्वनिक संग 'रालय' सँ अन्त बला शब्द सभ । (iii) बहर अर्थात मात्राक्रम अछि 2222 222

(iv)दू टा अलगअलग लघुकें एकटा दीर्घ मानल गेल अछि ।-

(6)

नक्षत्र-ग्रहक फेरमे पड़बाक काज नै छै
भदबा आ दिगशूल सँ डरबाक काज नै छै

सभ शास्त्र आ पुराणक अमृत बचाक' राखू
तन-मनमे थाल-कादो भरबाक काज नै छै

सभ थिकाह अपने सदिखन से ध्यान राखी
नामपर जाति-धर्मक लड़बाक काज नै छै

परमातमाक संतति अहीं देवता आ देवी
धन लेल मारबाक आ मरबाक काज नै छै

पावन ई भूमि मिथिला ई मैथिलीक नैहर
एहि ठाँ कोनो मोकदिमा करबाक काज नै छै

तप त्याग और शीलक संस्कार अछि जरूरी
ई स्वर्ण वस्त्र भोज और मड़बाक काज नै छै

विष थीक मांस-मदिरा पापड़ अँचार चिन्नी
तिलकोर केर तड़ुआ तड़बाक काज नै छै

शब्दक नशामे भेटत आनन्दकेर खजाना
संगति शराब भाङक धरबाक काज नै छै

ज्ञानेक गंग-धारा तन-मन करैछ पावन
थिक आगि भय आ चिन्ता जरबाक काज नै छै

एहि गजलमे )i) रदीफ अछि 'काज नै छै'

(ii) काफियाबला शब्द सभ अछि जकर अन्तमे 'अ' उच्चारणक संग 'रबाक' अथवा 'ड़बाक' वर्ण / डरबाक / पड़बाक : समूह अछि- / तरबाक / मडबाक / करबाक / मरबाक / लड़बाक / भरबाक जरबाक । / धरबाक

(iii) बहर अछि सरल वार्णिक बहर :, प्रत्येक पाँतिमे वर्णक संख्या अछि :17

उपरोक्त सभ उदाहरणसँ स्पष्ट अछि जे व्याकरणसम्मत मैथिली - गजल कहबाक मार्ग सामान्य अछि, जटिल नहि।

## मुन्नाजी

1

### बाल गजलः पुरान देहक नव चेहरा

घड़ीक पेण्डुलम सन झुलैत जिनगीमे स्थिरता भागल फिरैए। ने देह स्थिर आ ने चित्त। केखनो क' तँ अपनो ठर-ठेकान हेराएल सन लगैए लोककेँ। जँ चिन्तनशील भ' ताकब तँ ठकाएल सन अनुभव हएत। एहन स्थितिमे कोनो नव सोच वा नव अवधारणाकेँ घीचा-तीरीमे फँसि जेबाक आशंका घेरि लैए। मुदा रक्षात्मको भ' वएह नव अवधारणा, नव प्रयोग, नव रचना साहित्यकेँ जिया क' रखबाक क्षमता देखबैए।
पद्य विधाक एकटा रूप गजल अपन आ समाजक सौन्दर्यबोध करबैए। हासिक, रसिक भ' प्रेममे ओझरा उब-डुब करैत अपन बाट पर ससरल जाइत देखाइए। गजलक बढ़ैत लोकप्रियता आब अपन विस्तार तकैए। आब गजल सभ भावमे चतरल-पसरल जा रहल अछि। ऐ बीच चर्चित युवा गजलकार आशीष अनचिन्हार जी गजलक क्षेत्रमे एकटा नव अवधारणा रखलन्हि। साहित्य अकादेमी आ मैलोरंगक संयुक्त तत्वावधानमे भेल कथा गोष्ठी 24 मार्च 2012केँ अनचिन्हार जी बाल गजलक अवधारणाकेँ स्पष्ट करैत कहलन्हि " जेना गद्य विधा वा अन्य विधामे बाल साहित्य लिखल जाइत अछि तहिना गजलमे सेहो बाल मनोविज्ञान पर आधारित बाल गजल लिखल जाए"।24 मार्च 2012 के प्रस्तुत कएल गेल बाल गजलक परिकल्पनाक विधिवत् घोषणा अनचिन्हार आखर आ विदेहक फेसबुक वर्सन पर 27 मार्च 2012केँ होइते बहुत रास परिपक्व बाल गजल सभ सोंझा आएल। घोषणा होइते ऐ विधाक पहिल रचनाकार भेलाह आशुतोष मिश्रा जे की नेपालसँ छथि मुदा यदा-कदा लिखैत छथि। दोसर स्थान पर भेलाह जगदानंद झा मनु आ तकरा बाद तँ अमित मिश्रा, रुबी झा, नवल श्री पंकज, चंदन झा, मिहिर झा, मुन्ना जी आ आन गजलकार सभहँक बाल गजलक प्रकाशनक क्रम बनि गेल। आ ऐँ तरहेँ ऐ अवधारणाक प्रथमे चरण ठोस भ' सोंझा आएल , जाहिसँ एकर मजगूत भविष्यक आकलन कएल जा सकैए। संगे एकर पूर्ण संभावना सेहो जागल

देखाइए।

अनचिन्हार आखर द्वारा बाल गजलक महत्वकेँ देखैत " गजल कमला-कोसी-बागमती-महानंदा सम्मान" अलगसँ देबाक घोषणा सेहो कएल गेल। आ ई मार्च माससँ प्रभावी मानल गेल। आ श्रीमती प्रिती ठाकुर जीकेँ मुख्यचयनकर्ती बनाएल गेल। एखन धरि जून मास धरिक प्रारंभिक चरणक चयन भेल अछि जे एना अछि-----------------
1) मार्च लेल श्री मती रूबी झा जीकेँ चूनल गेल।
2) अप्रैल लेल नवलश्री पंकज जीकेँ चूनल गेल।
3) मइ लेल अमित मिश्रा जीकेँ चूनल गेल।
4) जून लेल चंदन झा जीकेँ चूनल गेल।
संप्रति विदेह द्वारा प्रस्तुत बाल गजल विशेषांक एकर आधारकेँ मजगूत करबाक दिशामे एकटा सशक्त प्रयास अछि जाहिसँ एकर विकासक संभावना अक्षुण्ण रहए।

